


Level 2

# बरखा भीजी

**Author:** Gajendra Thakur
**Illustrators:** Selina Masego Morulane, Ajit Narayan, Herminder Ohri, Jaikar Marur, Musonda Kabwe, Narayan Prasad Bohaju, Partho Sengupta, Rijuta Ghate, Samidha Gunjal, Sanatan Juanga, Shamim Ahmed, Somesh Kumar



बरखा भीजी नाची झूली
छप-छप पानिपर उड़ी चली
हाथक थाप चलाबी ओइपर
लगा देबै हम उड़ी-बिड़ी

भेल उकासी नाक बहैए
बरखा भीजि सिहकैए बसात
कुहेस उगैए मन
गिदर-गिदरन



बर्खा बुन्नी रोकत किछु नै
अप्पन जिद्द मनाबी
एकटा आर अछार आएल अछि
चलू घूमि कऽ आबी



छहोछित्त आम पेने छी
बर्खा घूमि नाचि थाकल छी
रोइयाँ भुटकै जाड़ आएल अछि
हपसि-हपसि आम खाइत छी

बर्खा बुन्न मुँहमे लोकी
सात रंगक वस्त्र पहीरि
पनिसोखा संग घुमी-फिरी
जाइठक ऊपर हम चहीर



पानि-बिहारि, आम खसए कलममे
सतरंगी बुलबुला उड़ैत
धार झझाएल बहए खेतमे
देह अड़ा छी धार रोकैत

बीआ-बालि लऽ खेत जाइ छी
खेतमे छी, बड़द घुमबैत
आम जोम भेटल रस्तामे
बीछि आनै छी भिजैत-भिजैत



वनैय्या फूल सभ मीलि बिछै छी
बरखा सिखबै संग चलू
रंगबिरंगक कीड़ी देखै छी
वनैय्याकेँ घरैय्या बनबू



बरखा मासक अकास गर्भसँ
उनचासो बसात बहत नै चिन्ता
आली-पाली घुमी-फिरी छुट्टा
नै छी हम कुम्हड़क बतिया

तरतड़ा देलक अनागत बरखा ई
नै रोक कोनो, नै टोक कोनो
हृष्ट-पुष्ट भऽ जाइ तुरत छी
बरखामे नै घुमब कोनो



बाबी आँचरमे नुकबै छथि
अपने भीजि हमरा बचबै छथि
कोरेमे पएर पटकी हम
लोक देखथि आ खूब हँसै छथि तखन भीजि हम भागी कूदि



## Story Attribution:

This story: बरखा भीजी is written by Gajendra Thakur . © Gajendra Thakur , 2022. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license.

## Images Attributions:

Cover page: Mother and son, by Herminder Ohri © Pratham Books, 2006. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 2: Falling rain , by Ajit Narayan © Pratham Books, 2007. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 3: A rabbit and a jackal playing together, by Sanatan Juanga © Pratham Books, 2014. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 4: Boy walks with frog in the rain, by Jaikar Marur © Pratham Books, 2019. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 5: Children in mango orchard , by Somesh Kumar © Pratham Books, 2018. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 6: Girls under a rainbow, by Selina Masego Morulane © Book Dash, 2016. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 7: Water enters a canal with waste, by Samidha Gunjal © Pratham Books, 2020. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 8: Man sowing seeds on field, Man ploughing field with oxen, by Partho Sengupta © Pratham Education Foundation, 2021. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 9: Girl and dog lookng at insect , by Shamim Ahmed © Room to Read, 2014. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 10: Cucumber, by Narayan Prasad Bohaju © Room to Read, 2009. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 11: Raining, by Musonda Kabwe © Book Dash, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license.

# बरखा भीजी

(Maithili)

बाबी आँचरमे नुकबै छथि अपने भीजि हमरा बचबै छथि कोरेमे पएर पटकी हम लोक देखथि आ खूब हँसै छथि तखन भीजि हम भागी कूदि

This is a Level 2 book for children who recognize familiar words and can read new words with help.

